

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**मुन्नाजी-** जाति-वर्ग विभेद अहाँक रचनाकेँ कतेक प्रभावित कऽ पौलक अछि, अपने ऐ जातीय विषमताक टापर-टोइयामे अपनाकेँ कतऽ पबै छी?
**बेचन ठाकुर-** जाति-वर्ग विभेद हमर रचनाकेँ अंशत: प्रभावित केलक। ऐमे हम अपनाकेँ अपन जगहपर अड़ल पबै छी।

**मुन्नाजी-** नाटक वा अन्यान्य रचनात्मक सक्रियताक मादे अपनेक अगिला रूखि की वा केहेन रहत?
**बेचन ठाकुर-** नाटक वा अन्यान्य रचनात्मक सक्रियताक मादे अपन अगिला रूखक संबंधमे किछु निश्चित नै कहल जा सकैए, समानान्तर रंगमंच तँ चलिते रहत। इच्छा प्रबल अछि। जतए धरि संभव भऽ सकत करब।

**मुन्नाजी-** अपनेक अमूल्य उतारा हेतु बहुमूल्य समए देबाक लेल हार्दिक धन्यवाद!
**बेचन ठाकुर-** अपनेक प्रश्नक यथासंभव जबाबसँ अपनाकेँ गौरवान्वित बुझि अपनेकेँ हार्दिक धन्यवाद ज्ञापित करैत हमरो अपार हर्ष होइए।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

३. पद्य



३.१.१. **अनामिका राज- नवका बाट** २.नगीना कुमारी झा३.**इरा मल्लिक-** गीत



३.२.१.पंकज चौधरी “नवलश्री” - गजल २.राम विलास साहुक कविता-रौदी३.प्रमोद रंगीले



*३.३.* *जगदीश प्रसाद मण्डल*-**११ गोट गीत**

 



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

३.७.१.जगदानन्द झा 'मनु' **२.**राजेश कुमार झा (कन्हैया) ३.शशिधर कुमर- **पुणा प्रवास**

*३.८.१.*जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- की भेटल आ की हेरा गेल (आत्म गीत)- (आगाँ)२.सत्यनारायण झा- ओहिना मोन अछिओ दिन

१.  **अनामिका राज- नबका बाट** २.नगीना कुमारी झा३.**इरा मल्लिक**- गीत







मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

१



**अनामिका राज**

जन्म तिथि ०७.०५.१९८६, शिक्षा एम.एस.सी. वनस्पति विज्ञान, गाम- विषनपुर (खगड़िया), पिता- दामोदर राम (प्रोफेसर भौतिकी विभाग), पति- अशोक राज (परीवीक्षण अधिकारी, पंजाब नेशनल्ल बैंक, खगड़िया)। विशेष: मैथिली नाटकमे अभिनय।

**नवका बाट**

आशा आ विश्वासक

बीचमे फाँसल,

गर्त होइत जिनगी भोगनिहार

दुइये लोक होइछ

बोनिहार आकि नारी!

दुनू सामन्त कि पूँजीवादी द्वारा

भोगबाक चीज

बनि रहि जाइछ

आ

भोगनिहार एकर

मर्दन करैत

अपन पुरुषारथ देखेबाक

माउग प्रयास करैए।

आब उलटबासी

काज करए लागल अछि।

फूटए लगलैए बोल

बोनिहारक

आ

कमा कऽ घर चलबै

जोगरक भऽ गेल अछि नारी

अगिला बाट

एकरे हाथमे आबि कऽ

अटकि गेल अछि।

२

नगीना कुमारी झा

१

**साहसक डोरी**

बहुत भऽ गेल सभक अत्याचार
नै सहि सकब आब आइ अपराध
कतेक सहि कऽ नोर झाइर हम बैसू

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

आँखिक गहना कतेक हम सुखाउ

सभक बात रहलै एहने सभ दिन
कहियो नैने भेल गेल परिवर्तन
जीवनक धारक बाट भेल दू तीर
काटो सँ बेसी बिझल बोलीक तीर

नै चाहितो भरियाक भेल छी भार
नै सोची तँ फसल छी जीवनक जाल
ऋण पहाड़ बनि रहल कर्तव्यक
उपहास उठि रहल लिखल भवितव्यक

डरक मारल भऽ नै जीबि सकब
सिमरक रुइ जकाँ नै उड़ि सकब
बहुत सभाक उपहास सहलौं आब नै
बहुत सँ मोनक चोट खेलौं आब नै

रीतिक बन्धन सीमा देखु नंघाओल
मोनक बोझक भारी तैयो रहि गेल
देखियौ साहसक डोरी तँ आब टुटि गेल
सभक कर्जा सेहो उधारे अपने रहि गेल

२

**मोन पड़ैए**

'विदेह' ११३ म अंक ०१ सितम्बर २०१२ (वर्ष ५ मास ५७ अंक ११३)
मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

मोन पड़ैए ओ गोरहा आ ओ चेरा
सब जरि रहल खूब, धाह दऽ रहल
ओ चिन्बारक चुलहाक धधकैत आगि
मोन पड़ैए ओ विवश एक नारी
ढहल गोरहा सन रहथि ओ बेचारी
फाड़ल चेरा सन जीवनक हुनक साड़ी
सन्दुकक पौआ संग बन्हल ओ अबोध
शाइद ओकर चिचियाहटिमे छल प्रतिशोध
शाइद ओ छल दूर मायक दसधार दूध
मोन पड़ैए ओ चकला आ बेलना
गोलमटोल सुप भरिक गेटल सोहारी
अपना लेल ओ ठोकती मरुआक रोटी
मोन पड़ैए फेर ओ सन्दुकक पौआ
तड़सैए ओ जीवन अन्तिम क्षण, जेना
शाइद ओ सोछए अइमे हमर दोष कोना?

३

**दहेज प्रथा**

नओ महिना दुख झेल माय गर्भ्वती भेली
आश करैत पुत्र केर जन्मा लेल बेटी
सपना टुटल देखि बाबु माथ पर हाथ धेला

कर्म जरल सोचि अपन भाग्यकेँ सरापता
धीयाक जन्म घरमे बढय लगल चिन्ता
बढ़ैत बेटीक उमेर धेल्कन्हि बिआहक चिन्ता
धीयाक स्वरुप अछि कम नै अप्सरा
लेकिन मारैए बेटी बलाकेँ दहेज प्रथा
केकर दोष देब आह कहू मैथिल समाज
पढ़ि लिखि धीया बनल अछि सर्व गुणी
काका घुमता गाम गाम ताकबाक लेल जमाय
बाबू झमारि खसता सुनि बड़द सँ वरक महगी
वाह मिथिलाबासी अहाँकेँ कोना करी बखान
उपहार स्वरुप अहाँ देलौं दहेज प्रथाक नाम
शाबाश अहाँकेँ, बनबैत छी बेटी बलाकेँ बदनाम
वाह कि गौरव बेटाक मोलमोलाइ करी तँ
लाज शर्म मर्यादा मनवाताकेँ भूली कि करै छी
मान्व भऽ मानवक तनिको दुखक आभाष नै करै छी
स्वार्थमे डुबी अबला बना नारीकेँ शूलीपर चढाबै छी
हर समय दृश्यमे नारीकेँ किए कुदृष्टिसँ देखै छी
निर्मल सीतापर किए शंका करै छी
दुःशासन दुर्योधन सँ द्रोपदी केँ किए नै बचबै छी
शंका आ बदनामी हुनकर बड़का अपमान
सभ दर्द सहथिन मुदा नै कलंकित अपवाह
सुनु ध्यानसँ अहूँ सभ छी एकटा बेटीबला
अए केहन प्रथा बोझ बनेलक बेटीक समान धिया
बेटा बला सँ अनुरोध दहेजक करी विरोध
नै लेब नै देब कहि कऽ आबो करी अस्वीकार

३

**इरा मल्लिक**

गीत

-----

अहाँ कहै छी ,

बैसू लगमे, नीक लगैए।

नेह नयन निहारब सजना,

बड नीक लगैए।

हाथ कँ हाथ सँ साथ मिलल,

जखन पयलौँ नेह अहाँके,

जीवन डोर मे बान्हि पिया,

सोहागिन बनलौँ अहाँके,

अहाँ हँसै छी साँसे घर आब ,

झिलमिल चाँद लगैए,

नेह नयन निहारब सजना,

बड नीक लगैए।

सुध बुधि नै अछि अपन आब तेँ,
मुखड़ा देखि अहाँके,
सिंगार अहीं छी,
साज अहीं, पिया!
प्यार बसल अँगनामे,
अकछ करै छी पिया हमरा,
तहियो बड नीक लगै छी,
घर मे होली, दशमी, दिवाली,
निशदिन आब लगैए।
अहाँ कहै छी,
बैसू लगमे, बड नीक लगैए।
नेह नयन निहारब सजना,
बड नीक लगैए।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.पंकज चौधरी ''नवलश्री'' - गजल २.राम विलास साहुक कविता-रौदी३.प्रमोद रंगीले

१

पंकज चौधरी ''नवलश्री'' स्थायी पता : (s/o-श्री भागेश्वर चौधरी), गाम-सुगौना, भाया-राजनगर, जिला-मधुबनी, (मिथिला), बिहार-८४७२३५
पत्राचारक पता : (c/o-श्री मोहन चौधरी ), एच-१९४ (प्रथम तल), प्रताप विहार, सेक्टर-१२, जनपद-गाजियाबाद, उत्तर प्रदेश-२०१००९

**गजल**

किछु फुरा नञि रहल की करी नञि करी अनचिन्हार के कोनाकऽ मनाएल जाय
ओ हमर के हेती हम हुनकर के छी ई सरोकार कहुना तऽ फरिछाएल जाय

हुनक आंखि लाजे धंसल जा रहल शब्द ठोढ़क थरथरी में फँसल जा रहल
ओ बजती ने किछु हमरा टोकने बिना ई गप्प कोन ब्योंते फेर अगुवाएल जाय

आंखि हुनका सँ जखने मिला हम लेलौं कारी पोखरि में लागल बिला सन गेलंहु
ने रातुक पहर ने तरेगन उगल ई भ्रमित मोन जगले में सप्नाएल जाय

भने छलियै बान्हल नयन मेहसँ नञि तऽ उधिया कऽ खसितउं हुनक नेहसँ
कते काल हेललहुं मगन आंइख में आब करेजा में सेहो तऽ सन्हियाएल जाय

नहि जानि कोना ई कखन भऽ गेलय छलय अनचिन्हार जे से अपन भऽ गेलय
दू क्षण में कए जीवन के ललसा पुड़ल ई सच में भेलै कोना पतियाएल जाय

अपन मोन पर अपने अधिकार नञि आब हुनका बिना हमहूँ चिन्हार नञि
हुनके सँ छइ अथ-श्री इति-श्री "नवल" प्रेम में ई मगन मोन भसियाएल जाय

*आखर-३१

२

राम विलास साहुक कविता-

रौदी

माथपर हाथ धेने

खेतिहरक आँखिसँ गिरलै नोर

धरती सुखलै धान जरलै

खेतमे फटलै दरारि

सुखले साउन-भादो बितलै

खेतिहरक नसीब फुटलै

खेतसँ उड़ै छै धूल

जरैत खेत देखि दिल जरैत

जरि गेलै सबहक तकदीर

की खेबै अपना

की खेतै धिया-पुता

सोगसँ घटलै शरीर

पूर्वा-पच्छिया फोंक गेलै

सभ नक्षत्र बनलै ठक

ॠतु बदललै मौसम बदललै

धतरीक दरारि फटले रहलै

पानि बिनु सभ जीब

तेजै छै नित्य परान

रौदी-दाही बहुते देखलौं

एहेन जुलुम कहियो नै देखलौं

अछैतै ओरूदे गेलै परान

ई मुसिबत के हरि लेतै

जखन भगवान, सरकार

दुनू बेमुख बनल छै

खेतिहारक दुख के पतिएतै

मांगै छै पानि तँ

डीजलक अनुदान भैटै छै।

३






प्रमोद रंगीले

**नेताजी जिन्दावाद**

नेताजी मंचप भाषण दऽ रहलए
सभ दिनक काज ओ कऽ रहलए।
भाषण सुनैत सुनैत एकटा अभागल,
उठल गडगडाकऽ जेना भऽ गेल पागल ।

कनिक देर मनकेँ शान्त कऽ कऽ सहलक ।
तहन जाकऽ मनक बकार फोड़लक।
रौ तोरा सँ वढ़ियाँ कुत्ता........।
सुनबिही कखन जखन लगतौ जुत्ता।
दोसरक माल खा खा कऽ बढालेलेँ पेट।
यएह कारण सँ घटल छौ तोहर रेट।
नेताजी पहिने घबड़ाएल, कनिक धड़फड़ाएल,
तहन जाकऽ मेकमे गड़गड़ाएल।
देखियौ देशमे शान्ति लाइब देली।
पैसा केँ लुटएला भलेही मुँह बाइब देली।
देश एखन राहतक साँस लऽ रहल छै।
भलेही कर्सी आन्दोलन भऽ रहल छै।
देखियौ शिक्षा कतेक आगू भागि गेल।

भले शैक्षिक संस्थामे ताला लागि गेल।
देखियौ विदेशमे बहुतकेँ रोजगारी लगा देली।
भलेहि अपन देशकेँ रोजगारीक पैसा खा गेली।
देखियौ सभतैर बिजलीबती मिल गेल छै।
भलही बिजली बिलमे जनता सभ हिल गेल छै।
देखियौ अपन देशक गरीबी मिट गेल।
भलेहि धनीकहा सभ दस महला पिट गेल।
हमरा जीता देब तँ हम आउर विकास लाएब
ओइमे सँ पचहतर परसेन्ट मात्रे खाएब।
अहाँ सभकेँ खुश राखक हमर वादा अइ।
बुझि गेली हमर कि इरादा अइ।
वेवकुफ जनता आउर वेवकुफ भऽ गेल।
गलती ओ कऽ कऽ सभ क्रेडिट लऽ गेल।
भाग्य यएह रहत कतनौ होउ बरबाद
प्रेम सँ कहू नेताजी जिन्दावाद ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

*जगदीश प्रसाद मण्डल*

**११ गोट गीत**

1. **आश प्रेम संग.....**
1.

आश प्रेम संग झूमि रहल छै

लाल टमाटर बाजि रहल छै।

आश प्रेम......।

वन बीच सन्यासी जहिना

झींक दऽ दऽ जात नचबै छै।

निआस कहाँ छोड़ि संग

चिक्कस बनि-बनि भूमि भरै छै।

आश प्रेम......।

लाल टमाटर बनि सन्यासी

खटमीठ रूप धड़ैत रहै छै।

नै मीठ तँ खट्टो नहियेँ

अपन नाओं सुनबैत कहै छै।

आश प्रेम......।

गीत गीता गाबि सन्यासी

भगवत भजन करैत रहै छै।

सबूर पाबि सबर सबरी

मरितो राम एबे करै छै।

आश प्रेम संग......।

**2. विषय दस......**

**2.**

विषय दस सिलेबस प्रवेश

दसो दिशा देखैत रहै छै।

त्रिभूज-ज्यमिति तहिना

गीत व्यास गबैत रहै छै।

विषय दस......।

सून अप्पन हिस्सा कहि-कहि

ठेहुन रोपि अड़ल रहै छै।

अंकसँ हिसाबो तहिना

रथ जिनगी धिचैत चलै छै।

रथ जिनगी......।

आगू भलहिं काटि-छाँटि

घटबी घाट बढ़ैत चलै छै।

होइत-हबाइत धकिया-धुकिया

हिस्सा अपन कहबैत चलै छै।

हिस्सा अपन.....।

3. **धर्मक फूल......**
3.

धर्मक फूल फुलेबे करतै

बनि फुलबाड़ी सजबे करतै

धर्मक फूल......।

सान धार बनबे करतै

काम-धाम बनबे करतै।

भीड़-कुभीड़ धाम बीच

असंख्य-शंख उठबे करतै।

धर्मक फूल......।

धड़ घनेरो धार घनेरो

रूप कृष्ण कहबे करतै

बान पकड़ि वाणी बदलि

निसाँस-साँस भरबे करतै।

बनि फुलबाड़ी सजबे करतै।

धर्मक फूल......।

सहस्त्र नाओं बनि-बनि

माला जप होइते रहतै।

कुरू-पाण्डु बीच सदएसँ

नाद-शंख कहबे करते।

नाद-शंख कहबे करतै।

हे यौ मीत,

धर्मक फूल फुलेबे करतै

फुलबाड़ी बनि सजबे करतै।

**4. किछु ने करै छी......**

किछु ने करै छी, मीत यौ

किछु ने करै छी।

गेड़ू-चौक मारि गनगुआरि बनि

दिन-राति रमल रहै छी।

मीत यौ किछु ने करै छी।

जरि-मरि गेल मन-कामना

समए संगम संग रमल छी

मीत यौ किछु ने करै छी।

बोनक बाट आगू छै

उत्तरे-दछिने धार बहल छै

घटि-घटि घटिया घाट बनि

घोंटे-घोट पीबैत रहै छी

मीत यौ किछु ने करै छी

ससरि-ससरि ससरति रहै छी

गाछ उतरि धरती पकड़ि

लछमी-नाग कहबैत रहै छी

मीत यौ किछु ने करै छी।

**5. अपने पाछू......**

अपने पाछू बौआइत रहै छी

मीत यौ, अपने पाछू बौआइत रहै छी।

दिन-राति ढहनाइत रहै छी

राति-दिन गनहाइत रहै छी

अपने पाछू बौआइत रहै छी

मीत यौ......।

पछुआ बनि पछुआर पहुँचिते

पेट-पीठ, पाँजर देखै छी

हड्डी छाती छिटैक-सिसैक

पखुड़ा बनि सूर-तान भरै छी

पखुड़ा बनि सूर-तान भरै छी

मीत यौ, अपने पाछू बौआइत रहै छी।

जुआ-जुआ, जुआ-जुआ

नांगड़ि ऐँठि चलैत रहै छी

लाद ऊपर लादि-लादि

टूटि-टूटि गीरह बनैत रहै छी

मीत यौ, अपने पाछू बौआइत रहै छी

अपना के अप्पन बूझि-बूझि

अपने पाछू ओझराएल रहै छी

अपनापन भाव बिनु बुझितो

अगुआर-पछुआर नाचि रहल छी।

मीत यौ, अपने पाछू......।

**6. उठी-बैसी......**

**6.**

हमर तेही मे नाम, हमर तेही मे नाम।

हमरा उठलेसँ काम, हमर बैसलेसँ काम

हमर तेहीमे नाम......।

उठी लेब कि बैठी, बाजू-बाजू धड़-धड़ाम

उठी लऽ जँ बैसब, आ कि बैठी लऽ जँ उठब

छुबिते भरब पद पराम

हमर तेहीमे नाम, हमर तेहीमे काम।

खेल खेलाड़ी खेलि खेल

बाल-बोध लिखबै छै नाम

खेल जिनगीक खेला-खेला

मृत-अमृत पाबि सूरधाम।

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

हमर तेहीमे नाम हमर तेहीमे काम

हमरा उठले से काम, हमरा बैसले सँ काम।

7. **गर-मुड़......**
7.

गर-मुड़ बोझ बनल छै

मीत यौ, गर-मुड़ बोझ बनल छै।

पाबि धार साबे जेना

बाणिक बानि धड़ैत रहै छै

कोमल-किसलय किछु ने बूझि

पछुआ रूप धड़ैत रहै छै।

पछुआ रूप......।

गर-मुड.......।

तहक-तह तहिया-तहियासँ

छल-छल छल्ली बनैत रहै छै

समटनिहार संगी जेहेन-जहिया





तेहने तेहेन बोझ बनै छै।

मीत यौ, तेहने-तेहेन बोझ बनै छै।

गर-मुड़ाह बोझ बनल छै।

गर-मुड़ाह ठनि-बनि-बनि

गर-मुड़ाह चालि चलैत रहै छै।

गर-मुड़ाह गीत गाबि-गाबि

चालि कोइली चलैत रहै छै।

चालि कोइली.......।

मीत यौ.........।

**8. मनक बेथा......**

मनक बेथा कहब केकरा, हे बहिना

सभ दिनसँ होइते एलै।

बनि-बनि बेथा कथा बनि-बनि

मरण-करण बनैत एलै।

मृत-अमृत रगड़ि-रगड़ि

दीन राति कहैत एलै।

मनक बेथा......।

खेरहा बनि-बनि कथा-पिहानी

राति-दिन भूकैत एलै।

पेट वायु जहिना भूकै छै

खरही खेरहा कहैत एलै।

मनक बेथा......।

मोटा तर देह थकुचा-थकुचा

पाड़ि ठोह कनैत एलै।

कुहरि-कुहरि कानि-कानि

आदियेसँ कहैत एलै।

मनक बेथा......।

### 9. रहल नै......

रहल नै तकनिहार मीत यौ

नै रहल तकनाहार।

तकतियान अपने सिर चढ़ि-मढ़ि

रहल नै देखिनिहार, मीत यौ

रहल सभ दिन ताक तकैमे

धाक अपन पकड़ैपर।

जमिते धाक धकेल-धकेल

ठेल खसाओल धरतीपर।

मीत यौ ठेल खसाओल धरतीपर

हेरि-हेर, हरणि हरण

अबैत रहल बनि-बनि अन्हार

घेरा-घेरि मछार बान्हि-बान्हि

पटकि बैस छातीपर।

मी यौ पटकि बैस छातीपर।

### 10. पकड़ि समए......

पकड़ि समए संकल्प नै ठानब

गति कर्म पेबै केना?

बिनु बूझल बिनु बूलि बटोही

घन-सघन बुझैत जेना।

पकड़ि समए......।

ओर-छोड़ पकड़ि-पकड़ि

काम-कर्म पहुँचै जेना छै

संग श्रम-समए मिलि तहिना

सुफल-फल पाबै तेना छै।

पकड़ि समए......।

बीच संगम श्रम ओ समए

खुशी-खुश खुशिआइ जेना छै

पाबि संग संकल्प तहिना

धर्म-कर्म सिरजैत चलै छै।

पकड़ि समए......।

गनगनाइत कर्म गमगमाइत तहिना

सागर-झील टपबे करै छै।

झील-झिलहोरि सरोवर तहिना

जिनगीक सान चढ़बे करै छै।

पकड़ि समए......।

**11. सतरंग ऐ......**

सतरंग ऐ संसारमे

समरस रंग धड़ैत रहै छै।

धार-कोन अन्हार-बिहाड़ि

राति-दिन पेबैत रहै छै।

सतरंग ऐ......।

कहि सुलक्षण बनि कुलक्षण

घटिया घाट घटैत रहै छै।

जुआ जोति पछुआ पकड़ि

दब-उनार करैत रहै छै।

सतरंग ऐ......।

सिनेह सिनेहिल सहरि-बहटि

गारा-जोड़ करैत रहै छै।

सिर्जमान होइए जतए

काँट-गुलाब हँसैत रहै छै।

सतरंग ऐ......।

संग मिलि मधुर डंक जेना

सूर-तान भरैत रहै छै।

रानी-बीच मधुरानी तहिना

पान मधु करबैत रहै छै।

सतरंग ऐ......।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. राजदेव मण्डल २.ओमप्रकाश झा

१

राजदेव मण्डल

कविता-

**घरक आँखि-**

रहै छलौं केतबो व्यस्त

देखबाक अभ्यस्त

ठमकि जाइत छल पएर

ठीक ओही स्थलपर सम्हारि

एकबेर झाँकि

घरक आँखि

मध्य ओ मोहक रूप

ठाढ़ भेल गुप-चुप

चित्र आँखिमे चमकि उठैत छल

मनक कण-कण गमकि उठैत छल

किछु दिनसँ भेल निपत्ता

बिनु देने अता-पत्ता

तैयो आदतिसँ लचार भऽ

ठाढ़ भऽ गेलौं शून्यमे ओहिना

जहिना पहिने छल तहिना

ओ नै अछि

ई छी मनक खेल

ठमकि ठाढ़ भेल तकै छी

ई हमरा की भेल

की हमरा आँखिमे

हुनक बास भऽ गेल

आकि हमर आँखि ओ रूप मिलि

एकेटा अकास भऽ गेल।

**अभ्यास**

नै ऐपार नै ओइपार

खसल छी मँझधार

पानि अछि अगम-अथाह

मनमे निकलबाक चाह

डुमैत भसिआइत सम्हारि रहल छी

उनटा धाराकँ झमारि रहल छी

छूटि जाएत घर-पलिबार

टूटि रहल अछि मोह केर तार

जरूरी छलै धीरजसँ सीखब

बूझि समझि मनमे लिखब

कछेरमे केने रहितौं हेलबाक अभ्यास

एना नै टुटैत हमर आस

पछताबासँ नीक

सोचब आगू की हएत ठीक।

२

ओमप्रकाश झा

गजल

मदीनाक मालिक अहाँ ई करा दिअ

करेजा हमर बस मदीना बना दिअ

हमर मोन निश्छल भऽ गमकै धरा पर

कृपा एतबा अपन हमरा पठा दिअ

बनै सगर दुनिया खुशी केर सागर

सभक ठोर एतेक मुस्की बसा दिअ

दया केर बरखा करू ऐ पतित पर

मनुक्खक कते मोल हमरा बता दिअ

दहा जाइ दुनिया सिनेहक नदीमे

अहाँ "ओम" कें प्रेम-कलमा पढा दिअ

बहरे-मुतकारिब

फऊलुन (ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ) - ४ बेर प्रत्येक पाँति मे

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

 

'विदेह' ११३ म अंक ०१ सितम्बर २०१२ (वर्ष ५ मास ५७ अंक ११३)
मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

१.लालबाबू मण्डल २.किशन कारीगर

१



लालबाबू मण्डल, सिरहा

जुलुश

जनताकेँ खाइला नै नून रोटी

नेता पीबए ह्विस्की-जूस

बुढ़ोमे नेता जुआन बनैए

जनताकेँ खा कऽ खुश

तइपर निकालै जनता जुलुश

जनता नुकैल डरे जेना

नुकैल बिलमे मुस।

अपने नेता फर्देबाल

घुमैए जापान, इण्डिया, रूस

तइपर निकालै जनता जुलुश

...

नेताकेँ कोठा सोफा

जनताकेँ टुटली मड़ैआ फुस

जनता सुतैए भुइयाँपर

काटि रहल अछि मच्छड़ भुस

तइपर निकालै जनता जुलुश

चिजबिज रहलासँ होइए

ठंढियोमे गरमी महसूस

कपड़ा नै भेलासँ जनता

मरैए माघ पूस

तइपर निकालै जनता जुलुश

२


किशन कारीगर

फोंफ काटि रहल सरकार

(हास्य कविता)

रंग विरंगक डिग्री डिप्लोमा लेने

रोड पर घूमि रहल युवक बेकार

देशक कर्ता-धर्ता चुप्पी लधने छथि

आ फोंफ काटि रहल सरकार।

बुनियादी शिक्षाक दरस एक्को मिसिया ने

खाली किताबी ज्ञान देल गेल छैक

आ परीक्षा पास कए डिग्री लेने

घूमि रहल अछि युवक बेरोजगार।

ओकरा नहि कोनो लुड़ि-भास

तोतारंटत आ परीक्षा पास

बेबहारिक जिनगी मे फेल भ गेल

कियो भूखले मरै अहाँ के कोन काज।

परीक्षा प्रणाली आ पाठ्यक्रम एहेन किएक

अहिं फरिछा के कहू औ सरकार

फुसियाँहिक डिग्री डिप्लोपा कोन काजक

कतेक लोक एखनो अछि बेकार।

कुर्सी पर बैसल छी त कोना बुझहब

कि होइत छैक लाचारी आ बेकारी

रोजगारक अवसर बंद केलियै

कतेक बढ़ि गेल अछि बेरोजगारी।

अहिंक पैरवी पैगाम सँ

अलूइड़ लोक सभ के नोकरी भेट गेल

मुदा मेहनत क पढ़निहार सभ

पक्षपात नीति दुआरे बेकार भ गेल।

दू टा पद दू लाख आवेदन कर्ता

एकटा पद मंत्री कोटा सँ

विज्ञापन पूर्व फिक्स भेल अछि

बिधपुरौआ परीक्षा टा करौताह।

मेहनत क ईमानदारी सँ

लिखित परीक्षा पास क लेब

मुदा इंटरव्यू मे अहाँ के

तेरह डिबिया तेल जरतौह।

ईमानदारी पर अड़ल रहब कारीगर

त इंटरव्यू मे कैंची चलत

योग्यता रहैतो अहाँ भ जाएब बेकार

मुदा फोंफ काटि रहल सरकार।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**चंदन कुमार झा**

**गजल**

**१**

जीवन छै बड़ सुखकर जँ दूर सँ देखबै

भेटत अगनित विर्रो जँ लगीच सँ जँचबै

सदिखन समयक संग चलै छै सुख-दुख

कहू अहीँ एहि फेरी सँ फेर कोना के बचबै

बैसारी के सुख सदति क्षणभंगुर होइ छै

भऽ जायब अस्तित्वहीन जँ श्रम नहि करबै

किएक तकै छी बाट अहाँ अप्पन मरण के

चलबै जँ कर्म-मार्ग त' अमर बनि रहबै

"चंदन" जिनगी सतरंगी भरले प्रकाश सँ

नजरि कोना के आओत मुनि नयन जँ रहबै

२

बितलै धुरिया साओन सुखले भदबरिया

आब कोना के कटतै ई जिनगीके अन्हरिया

खेतकेर दड़ारि देखि फटलैक करेजिया

गुजरक आस बचलै एक्कहिटा बहरिया

सुखले सगरो बाट-घाट इनारो-पोखरिया

ई के बड़का धूर पर मारै छैक ओँघरिया

परले परती खेत आ' उपटल विरार छै

उपजल छै मंहगी आ' हरियेलै बेपरिया

झलकै हड़डी देहक आर ऐंठलै अंतरिया

भुक्खे-प्यासल ओगरै महाजनक दुअरिया

नै बरिसलै पछबा ने बरिसलै पुबरिया

"चंदन" आब टाँगले हथिए पर नजरिया

--------------वर्ण-१७---------------

**३**

राँड़ी बेटखौकी करय ने आबय हमरा

तैँलोक कहैत छै हम रचैत छी फकरा

हमरा सन मूढके कोना देतै से इज्जति

भए गेलैए ज्ञान दूइ आखर के जकरा

हम बकरी बनले छी मैँ-मैँ मेमियाइते

ओ' खुरछारी काटि रहलैए जेना झबरा

हम तकैत छी पंच फरिछौटक खातिर

ओ खरखरिया बजबै जे बझतै झगड़ा

बेशी बुधियारी ब्याधिक कारण छै "चंदन"

हकरी लागल कहि-कहि कहबै ककरा



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

---------------वर्ण-१६-------------

४

नौ महिना धरि कोखि मे रखलौ

क'त पीड़ा सहि हमरा जनलौ

अपना छाती केर दुध पियाकऽ

आँचर तर मे हमरा पोसलौ

हमरा कनियो कष्ट हुए नहि

राति-राति भरि ताहिले जगलौं

कखनो जँ मारल मुँह ठुनका

ठुनकि-ठुनकि कऽ संगे कनलौं

जँ हम रूसि-फुलि कोनटा बैसी

सुग्गा-नेन्ना कहि-कहिकऽ बौंसलौं

नीक कहै केयो केयो अधलाहे

अहाँक नजरि मे नीके रहलौं

अहाँ तऽ ममता बुझि के बाँटल

हम बुझलौं जे अहाँ के ठकलौं

अहीँक देल संसार पाबि केर

अहीँक लेल हम कूडी फँटलौं

"चंदन" हमछी कते अभागल





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

मायक महिमा बुझि नै सकलौं

-----------वर्ण-१२----------

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.जगदानन्द झा 'मनु' **२.**राजेश कुमार झा (कन्हैया)

३.शशिधर कुमर- **पुणा प्रवास**

**१**

जगदानन्द झा 'मनु'

ग्राम पोस्ट- हरिपुर डीहटोंल, मधुबनी

**१.गजल**

रंग देखू भरल अछि सभतरि तँ खूनसँ
देश गेलै गैल बैमानीक घूनसँ

साग तरकारी कते भेलै महग यौ
आब छी पोसैत नेना भात नूनसँ

नामकँ लत्ता गरीबक देहपर अछि
लदल कबिलाहा कते छै गरम ऊनसँ

छैक भिसकी रम बहै भरपूर सबतरि
एखनो हम गुजर केलौं पान चूनसँ

मारि गर्मी लेल 'मनु' बेबस कते छी
ओ तँ अछि पेरीसमे पोसाति जूनसँ

(बहरे रमल, मात्राक्रम-२१२२)

----------------------------------------

**२.गजल**

घर घरमे चक्कू पिजाबैत देखलौं

नेनाकेँ तमाकुल चूनाबैत देखलौं

बेगरता निकालि कS आजुक घड़ीमे

नीक नीककेँ ठेंगा देखाबैत देखलौं

मोनक दोष मोनेमे नूका कS सबटा

कपटसँ करेज लगाबैत देखलौं

दियादक फसादमे अपने मोलमे

घरमे धिया पुता नुकाबैत देखलौं

पाईकेँ जमाना छै पाईकेँ हिसाबमे

पानिमे मनुखता डुबाबैत देखलौं

नहि रहिगेल मोल प्रेम आ स्नेहकेँ

प्रेमकेँ डबरामे बहाबैत देखलौं

"मनु" मन कोमल सहि नहि सकलौं

किए माएकेँ नोर खसाबैत देखलौं

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-१४)

-------------------------------------------------

**३.गजल**

गीत आ गजलमे अहाँ ओझराति किएक छी

हुए मैथिलीक विकास अंसोहाति किएक छी

परती पराँत जतए कोनो उपजा नहि है

तीन फसल ओतएसँ फरमाति किएक छी

जतए सह सह बिच्छू आ साँप भरल होई

ओतए बिना नोतने अहाँ देखाति किएक छी

अप्पन चटीएसँ नै फुरसैत भेटे अहाँकेँ

सिलौटपर माथ फोरि कs औनाति किएक छी

आँखि पथने बरखसँ अहींक रस्ता तकै छी

प्राणसँ बेसी 'मनु' मनकेँ सोहाति किएक छी

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण- १७)

----------------------------------------------------------------

**४.गजल**

हम चान लेबैलए बढ़लौं अहाँ रोकब तैयो तारा लेबै

मैथिलकेँ बढ़ल डेग नहि रुकत आब जयकारा लेबै

मिथिलाराज मँगै छी हम भीखमे नहि अधिकार बूझि

चम्पारणसँ दुमका नहि देब किशनगंज तँ आरा लेबै

छोरलौं दिल्ली मुंबई अमृतसर सूरतकेँ बिसरै छी

अपन धरतीपर आबि नहि केकरो सहारा लेबै

गौरब हम जगाएब फेरसँ प्राचीन मिथिलाक शानकेँ

विश्व मंचपर एकबेर फेर पूर्ण मिथिलाक नारा लेबै

उठू 'मनु' जयकार करू अपन भीतर सिंघनाद करू

फेरसँ निश्चय कए सह सह अवतार बिषहारा लेबै

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-२२)

---------------------------------------------

**१.हजल**

लाल धोती केश राँगि समधि चुगला बनला ना

बेटा बेचि आनि बरयाती ई पगला बनला ना

सभ बिसरि आँखि मुनि ध्यानसँ ताकथि रुपैया

भीतर कारी बाहर उज्जर बोगला बनला ना

खेत खड़ीहान बेच बेच पीबथि बभना तारी

आब लंगोटा खोलि खालि ई तँ हगला बनला ना

तमाकुल चूनबैत पसारने दिनभरि तास

घर आँगनक चिंता नहि ई खगला बनला ना

जेल छोरि बाहर आबि हाथ जोरि माँगथि भोट

जितैत देरी 'मनु'कँ बिसरि दोगला बनला ना

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-१८)

२





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA



राजेश कुमार झा (कन्हैया), पिताक नाम :- श्री विजय कुमार झा, गाम :- घोघरडीहा (पुबाई टोल), पोस्ट ऑफिस + थाना : -घोघरडीहा , जिला :- मधुबनी, (बिहार ) -847402

**माँ**

भगवन जते सृष्टि रचने छथिन,
सभ सृष्टिमे सभसँ नीक छथि माँ.
महाभारतमे युधिष्ठिर कहलखिन,
ऐ धरतीयो सँ पैघ छथि माँ
माँक बारेमे की लिखू,
ऐ सोचसँ परे छथि माँ.
नौ महिना ओ कोख मे राखै छथि,
प्रसवक पीड़ा सहै छथि माँ
बच्चाकेँ छाती लगा कऽ सुतबै छथि,
अपने राति-राति भरि जागल रहै छथि माँ.
बच्चाकेँ निक- निकूत खुआबै छथि,
अपने कए साँझ भूखल रहै छथि माँ.
बच्चाकेँ आँचरमे छुपबै छथि,
अपने हर दुख झेलै छथि माँ.
बच्चाकेँ जौँ कुनू कष्ट होइ छै,
ओकर दर्द महसूस करै छथि माँ.

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

बच्चा चाहे हुनका कइटा रहैए,
सूर्य प्रकाश जकाँ एकरंग प्यार करै छथि माँ.
बच्चा चाहे बूढ़े भऽ जाए,
तैयो हुनका बच्चे समझै छथि माँ,
बच्चा चाहे केतबो गलती करए,
बिना माफी माफ करै छथि माँ.
बच्चा चाहे जेहेन सोचैए,
बच्चा निकक लेल जीवन बितबै छथि माँ.
बच्चा जे मइ टूअर हैछथि,
हुनकासँ पूछियौ केहेन होइ छथि माँ,
बच्चाक सोचसँ चैन तखने होइ छथि,
जहन ई दुनियासँ जाइ छथि माँ
बच्चा सँ हुनका एते मोह छनि,
मरला बादो लगैए दुआर पर बाट ताकै छथि माँ,
माँकेँ नै बिसरियौ नै दुःख पहुँचाबियौ,
थालमे खिलल सरोज छथि माँ

३


शशिधर कुमर

**पुणा प्रवास (३)**[1]

बरष दू हजार एक ।[2]

मिथिला सञो पूनाक,

प्रवास शुरू भेल ।।

दरिभंगा नञि, पटना सँ,

पकड़ल जे रेल ।

पूना कल्याण नञि,

कुर्ला धरि गेल ।

कुर्ला सञो भी॰टी॰ वा,

दादर, कल्याण जा,

बऽस - ट्रेन भेटल, से

पूना धरि गेल ।।

बरष दू हजार एक,[3]

सुन्नर समाद भेटल ।

दरिभंगा सञो पूना,

सप्ताहिक ट्रेन चलल ।

टिकट कटओलहुँ झट,

पूजा आ छठि छल ।

चढ़लहुँ जे पूना मे,

दरिभंगे डेग उठल ।।

तकर बाद कहियो ने,

ओहि ट्रेनक संग भेल ।

आर॰ए॰सी॰ वेटिंग की,

नो रूमक ढंग भेल ।

कुर्ला कल्याण भाया,

फेरो प्रवास रहल ।

ट्रेनक आवृत्ति बढ़ओ,

मोन मे से आश छल ।।[४]

बरष दू हजार तीन,

फेरो एक बजट रेल ।

पटना सञो पूना लए,

एक नऽव ट्रेन देल ।

चमचमाइत डिब्बा सभ,

बड़ नीक लगैत छल ।

नवकनिञा सनि सजलि,

मोन कँ हरैत छल ।।

आइ दू हजार बारह,

देखल कतोक खेल ।

पटना सप्ताहिक सँ,

दैनिक भए गेल ।

एक्सप्रेस रहए तहिया,

सुपर - फास्ट भेल ।

“तीन” सञो प्रवास केर,

साधन इएह भेल ।।

नीक बात पटना,

बनल अति तेज[६] ।

मुदा किए दरिभंगा,

रहल बकलेल ?

भरि दिनक जतरा कऽ,

पटना पहुँचलहुँ हम ।

पटना सञो पूना केर,



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

बाट आब धएलहुँ हम ।।

पटनाक ट्रेन कँ,

ई की भए गेल छल ?

नवकनिञा असमय मे,

बुढ़िया बनि गेल छल ।

सेकेण्ड नञि, थर्ड हैण्ड,

रिपेयर सेट बॉगी छल ।

पुछबा पर बूझल,

कलकत्ताक लॉबी छल ।।

बीझ लागल लोहाक,

चिप्पी सभ साटल छल ।

किछु तँ अपर बर्थ,

ढेकी सनि लागल छल ।

खएबा लए डेस्क होइछ,

सेहो बिलायल छल ।

बाहर सञो डिब्बा धरि,

राँगल - पोतयल छल ।।

रतुका समय बेस,

निन्न बड़ड लागल छल ।

अपरबर्थ - बत्ती तेँ,

माथहि पर टाँगल छल ।

स्वीचक गुलामी सँ,

ओहो स्वतन्त्र छल ।

राति भरि आँखि पर,

दिनकर प्रचण्ड छल ।।

मोन पड़ल एहने सनि,

पहिन्हु किछु भेल छल ।

गंगासागर गाड़ीक,

डिब्बा बदलाएल छल ।

इण्टरसिटीक सेहो,

एहने किछु बात छल ।

कहिया धरि मिथिला

बिहारक ई हाल रहत ??

**<u>अर्थोपलब्धि संकेत</u>** :-

**१** = **"पूना प्रवास (१) आ (२)"** नामक हमर कविता सभ विदेहक पुर्व अंक (**वर्ष ४, मास ४७, अंक ९४, दिनांक - १५ नवम्बर २०११, स्तम्भ ३.७ मे**) मे छपि चुकल अछि ।

**२** = २००१ ई॰, जकर मई जून मे (BAMS हेतु नाँव लिखएबाक लेल) हम पहिल बेर पूना गेल रही । तहि समय मे बिहार सँ पूनाक लेल रेलगाड़ीक कोनो सीधा सम्पर्क नञि छल । "पटना कुर्ला एक्सप्रेस" आ "पटना कुर्ला सुपर फास्ट एक्सप्रेस" छल जाहि मे सँ पहिल कल्याण जं॰ पर रुकैत छल आ दोसर नञि । कुर्ला टर्मिनस सँ पूनाक लेल कोनो रेलगाड़ी नञि छल । पूनाक लेल रेलगाड़ी भी॰टी॰/वी॰टी॰ (वर्तमान सी॰एस॰टी॰), दादर, थाना वा कल्याण सँ भेटैत छल।

**३** = २००१ ई॰क शीतकालीन विशेष उद्घोषणा मे "दरभंगा पूणा एक्सप्रेस" ओही सालक अक्टूबर नवम्बर सँ देल गेल ।

**४** = कोनहु रेलगाड़ीक लेल "नो-रूम" (No Room / Regret) भेटबाक मतलब छै कि ओहि मे प्रतिक्षा श्रेणी (Waiting Class) धरिक टिकट उपलब्ध नञि थिक । माने कि ओहि ट्रेनक माँग वा यात्रीक संख्या बहुत बेशी थिक अर्थात् ओहि रेलगाड़ीक आवृत्ति (Frequency) बढ़ाओल जयबाक चाही । पे दुर्भाग्य सँ आइयो स्थिति सएह अछि पर एहि रेलगाड़ी आवृत्ति नहु बढ़ाओल जा रहल अछि । सम्सत मिथिलांचलक लोक दिन भरिक समय व्यर्थ गमाए, पटना आबि ट्रेन पकड़बाक लेल विवश कएल गेल छथि ।

**५** = २००३ ई॰ , जहिया "पटना पूणा एक्सप्रेस" ट्रेन देल गेल । पहिने ई गाड़ी "एक्सप्रेस" जे कि बाद मे "सुपर फास्ट एक्सप्रेस" कएल गेल । पहिने ई "सप्ताहिक" छल जे कि बाद मे क्रमशः "दू-दिना", "तीन-दिना", "चारि-दिना" आ अन्ततः "दैनिक" कऽ देल गेल ।

**६** = "अति-तेज" माने "सुपर-फास्ट" । एहि ठाम सन्दर्भतः सांकेतिक रूपेँ "दैनिक" होयबाक परिचायक सेहो ।

**७** = माथ पर लागल ‘‘ट्युब-लाइट’’ जरिते रहैत छल । ‘‘स्वीच’’ केँ दबला सँ मिझाइत नञि छल ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. जगदीश चन्द्र ठाकुर ‘अनिल’- की भेटल आ की हेरा गेल (आत्म गीत)- (आगाँ)२. सत्यनारायण झा- ओहिना मोन अछि ओ दिन

१



**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**की भेटल आ की हेरा गेल (आत्म गीत)- (आगाँ)**

चहुंदिस धधरा धधकैत छलै
सभहक छाती धडकैत छलै
सभ चिडै खेतमे छल कनइत
सभहक खोंता उजडैत छलै

भ' जाउ तृप्त हे अग्निदेव
कनितो-कनितो छल बजा गेल
हम सोचि रहल छी जीवनमे
की भेटल आ की हेरा गेल ।

बच्चीकेर अएबासं पहिनहि
जडि गेल घ'र जे फूसक छल
छल हमर चाकरी केर चिन्ता
तैपर कर्जा भरि टोलक छल

परिवर्तन केर सुख छलनि बुझ्र्
भेटबासं पहिनहि छिना गेल
हम सोचि रहल छी जीवनमे
की भेटल आ की हेरा गेल ।
छल अति संघर्षक दिन घरमे
ओ खटै छली, चुप रहै छली
कहबा केर जे किछु रहै छलनि
नोरेसं सभटा कहै छली

खगताक बाढिमे छलनि अपन
गहनो-गुडिया सभ दहा गेल
हम सोचि रहल छी जीवनमे
की भेटल आ की हेरा गेल ।

घूमि गाम-गाम आ शहर-शहर
किछु मांगि-चांगि क' जे अनलहुं
फाटल अंगा, फाटल जेबी
की कत'खसल से नहि बुझलहुं

आगां तकलहुं, पाछां तकलहुं

छल जांत पयरमे बन्हा गेल
हम सोचि रहल छी जीवनमे
की भेटल आ की हेरा गेल ।

अपनहि हाथें हम पत्र लीखि
अपनहिकें कएलहुं सम्बोधन
अपनहि अर्जुन,अपनहि केशव
अपनहि बनि गेलहुं दुर्योधन

अपनहि अन्तरमे महाभारत
अपनहि लोभें छल ठना गेल
हम सोचि रहल छी जीवनमे
की भेटल आ की हेरा गेल ।

संघर्ष सत्य, थिक क्रान्ति सत्य
सत्ये होइ छथि शिव आ सुन्दर
जे भेटि गेल से अछि सुन्दर
जे नहि भेटल से अति सुन्दर

सुन्दरतम तं थिक ओ घृत जे
अछि हवन-अग्निमे ढरा गेल
हम सोचि रहल छी जीवनमे
की भेटल आ की हेरा गेल ।

२



सत्यनारायण झा- ओहिना मोन अछि ओ दिन

ओहिना मोन अछि ओ दिन ,

जखन आहाँ नान्हिटा रही ,अंगना मे खेलाइत रही ,

डेगा डेगी दैत रही ,खसैत रही ,परैत रही ,

कुदैत रही फनैत रही आ माँटि मे ओंघराति रही ,

निश्च्छल पवित्र मादक मुस्कान देने ,

सदिखन चंचल ,किछु ने किछु खेल करैत

अपन अधबोलिया भाषा मे सभक'हँसबैत

कतेक सुखद आनन्द लगैत छल ओ नेनपन

करेज मे सटा लैत छलौ अपन पुत्र सुमन |

जखन आहाँ डेगा डेगी सं दौड़य लगलौ ,

हर बिरडो उठौने ,पटका पटकी करैत ,

अपन नेनपन सं सभ क' खिचैत

आँगन मे नचैत ,दलान पर खसैत

माईक आँचर तर नुकाइत ,पिताक कोरा मे हँसैत

खींच लैत छलौ अपना आगोश मे

संतोष भ' जाइत छल' अहाँक भरोस मे

तृप्त भ' जाइत छल आत्मा

आनन्दित होयत हेताह परमात्मा

सोचय लगैत छलौ अहाँक नेनपन

सुखक अनुभूति होयत छल सदिखन

तेजस्वी ,चंचल ,मनोयोगी आ प्रतिभा विलक्षण

अदम्य साहस ,अदम्य उत्साह आ कठिन परिश्रम

गुरु भ' पढ़बय लगलौ आ शिष्य भ' पढ़य लगलौ

परिबाक चान जकाँ धीरे धीरे बढ़य लगलौ

लोक चकित छल ,हम चकित छलौ

ओजस्विता ,स्पस्टवाणी आ धवल प्रखरता

दुपहरियाक सूर्य जकाँ प्रचंड ताप ,

लह लह ,दह दह करैत असीम मनस्ताप

योगी जकाँ सतत तपस्या मे लीन

लागे जेना अहाँक श्रृष्ट सभ सं भिन्न

देखि करेज पहाड़ जकाँ भ' जाइत छल

एकाग्रता देखि मोन तृप्त भ; जाइत छल

होमय लागल समाज मे शोर ,

बढ़य लगलौ आहाँ चतुर्दिक विकासक ओर

प्रतिभाशाली छात्रक सभ गुण छल

मेहनतिक फल आबय लागल पल पल

कओलेज मे पढ़ैत छलौ ,आगा बढैत गेलौ

विद्या अर्जन मे क्षुधा बढैत गेल ,अजगर जकाँ पसरैत गेल

उच्च आकांक्षा ,प्रयास तीब्रतर ,प्रतिभाक संग विशाल लक्ष्य दर

मुदा कठिन तपस्या सफलता दुर ,तोरय लागल अहूँक सूर

सफलता असफलताक खेल ,अहूंक संग किछु दिन भेल |

कुंठित मोन रहैत छल ,भीतर सं हृदय कनैत छल

निश्छल पवित्र संयत भेल ,भीतर सं अशांत मुदा अहाँक साहस लेल

जीवनक डोर घीचैत ,आशाक संचार लैत

चकित भ' जाइत छलौ अदम्य साहस देखैत

भाग्य पलटल समय करबट लेलक

सफलता पर सफलता धरौहि लागल

पुनः शोर भेल चारुकात ,उपद्रवी सभ मचाबय लागल उत्पात

कतेक कटल कतेक मरल कतेक भेल बताह

हमर बात कतेक क' लगैत छलैक कटाह

मुदा गंगाजल जकाँ कल कल छल छल

निर्मल स्वच्छ ,धवल शुद्ध प्रवाह

ने कियो रोकि सकल ने कियो बान्हि सकल

गंगाक धार सतत बहैत गेल

कतेक ठाम अटकल कतेक ठाम भटकल

पुनः अपना वेग सं वहैत रहल

कतेक लोक स्नान केलक ,कतेक लोकक प्यास शांत केलक

उपद्रवियो सभ शांत भ' गेल ,हमरो बहुत आराम भ' गेल

अस्तित्व बिसरि गेलौ हम अपन ,संसार मे बस एकटा सुमन

अपन आभा समेट लेलौ ,अहाँक अस्तित्व मे अपना क' समा लेलौ

ओही मे आनन्द छलौ ,ओही मे खुशी छलौ

जीवनक लक्ष्य आब पुरा भेल ,तृष्णा राखब हम कथी लेल

हमरा जिनगीक जे छल अरमान ,सबटा पुरा क' देलनि भगबान |

ओहो बहुत खुशी रहत छली ,अपना दूधक बलिहारी दैत छली

दूधक इज्जत रखने छलनि पूत ,सभ क' कोखि में होयक एहने सपूत |

केखनो क' ओ दैत छली उलहन ,बेटाक शक्ति सं ओ छली विह्वल

देखि हमरा लगैत छल हँसी ,बेटाक प्यार क' देखत हमरा सं बेशी |

आहाँ बढैत गेलौ दिन बदलैत गेल ,गंगाक धार बरी दुर चलि गेल

धारक प्रवाह कम होमय लागल कतेक लोक खुशी सं भेल पागल

गंगा पहुँच गेल एक ठाम ,ओ सोचय लागल एक शाम

आगू दीवार पाछू दूरी ,देखाइत नहि अछि सफलताक धुरी

अदम्य उत्साह आ उमंग ,सबटा संगे मुदा समय बड कम

मुदा एकबेर पुनः पहाड़ तोरलौ ,जीबनक समग्र लक्ष्य पेलौ

गंगा कहबी या पद्मा ,हुगली कहबी या भागिरथी

सफलताक बाट ताकय परत ,आब आहाँ नहि छी पथी |

कठिन नहि छैक किताबक परीक्षा पास करब

कठिन छैक जीबनक परीक्षा पास करब



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

जीबनक हर मोर पर ,हर खुशी हर लम्हा मे

संग रहब हम सभ ,संग रहब हम सभ

माय बाप क' की चाही ,पुत्रक खुशी पुत्रक चाह

हर समय भेटत ,हर समय पायब,हमर आशीष हमर उत्साह |

हमर अंतिम इच्छा ,हमर पैघ आकांक्षा

अहाँक पितृ मात् प्रेम ,अहाँक बंधुत्व प्रिया प्रेम

समाजक प्रति बनू प्रकर्ष ,देत अहाँक आनन्द आकर्ष |

सुललित पुत्रक शुभकांक्षी पिता,

सत्य नारायण ,२८ .०८ २०१२

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१. राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) २. उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

१.

राजनाथ मिश्र

चित्रमय मिथिला स्लाइड शो

चित्रमय मिथिला (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

२.

उमेश मण्डल

मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो

मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो

मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो

मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव जन्तु/ मिथिलाक जिनगी (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/)

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद श्रीमती रूपा धीरू आ श्री धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण**

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते

१.**इरा मल्लिक**-बालगीत२.जगदानन्द झा मनु- संकल्पक धनी विल्मा रुडोंल्फ

१

**इरा मल्लिक**

बालगीत
--------
मेघ बरसलै,
धरती बिहुँसलै,
भीजय गहे गह,

धरती बनल छै रानी,
राजा बनलै मेघ,
ढमढम बाजै ढोल नगाड़ा!
बिजली चमकलै,
ह्रदए हहरलै.
सखी बसै दूर देश,

नाचि रहल छै ,
छमछम छमछम,
वन मे मोरनी मोर,
ढमढम बाजै ढोल नगाड़ा!
घिर घिर आओल,
कारी बदरिया,
बरसै रस मेघ फुहार,
देखि रहल छै इन्दर राजा,
धरती अछि रसे विभोर,
ढमढम बाजै ढोल नगाड़ा!

२

जगदानन्द झा मनु

बाल प्रेरक विहनि कथा

संकल्पक धनी विल्मा रुडोंल्फ

बिल्मा रुडोंल्फक जन्म तेनेसेस शहरकेँ एक गोट गरीब परिवारमे भएलैंह | चारि बरखक अबस्थामे डबल निमोनियाँ आओर कालाजारक प्रकोपक संगे-संगे ओ पोलियोसँ ग्रस्त भS गेलिह | ओ अपन दुनू पएरकेँ सहारा देबैक लेल ब्रैस पहिरैत

छलिह | डाक्टर तँ एते तक कहि देलकैन्ह जे ओ जीवन भरि अपन पएर सँ चलि फिर नहि सकतिह, मुदा हुनकर माए हुनका हिम्मत बढ़ेलखिन्ह आ कहलखिन्ह -"दृढ़ शंकल्प, लगन, आ कठिन मेहनत सँ जे कोनो काज कएल जाए भगवान ओकरा अवश्य पूरा करैत छथिन्ह |" इ गप्प सुनि विल्मा निश्चय कएलैन्ह जे ओ दुनियाँकेँ सभसँ तेज धाविका बनतिह |

नअ बरखक अबस्थामे डाक्टरक मना कएला बादो ओ अपन पएरक ब्रैस उतारि कS अपन पहील डेग जमीनपर बढ़ेलीह | १३ बरखक अबस्थामे अपन पहील दौड़ प्रतियोगतामे भाग लेलैन्ह आ सभसँ पाछू रहलीह | ओकर बाद दोसर, तेसर, चारिम, पाँचम प्रतियोगता सभमे भाग लैत रहलीह आओर सभसँ अन्तिम स्थानपर आबैत रहलीह | आ इ प्रयास ताबत तक रहलैन्ह जाबत कि ओ दिन नहि आबि गएल जहिया ओ प्रथम एलीह |

१५ बरखक अबस्थामे विल्मा टेनिसी स्टेट यूनिवर्सिटी गएलीह, जाहि ठाम हुनक भेट एडटेम्पल नामक एकटा कोचसँ भेलैन्ह | हुनका ओ अपन मोनक इच्छा बतेलीह, जे ओ दुनियाँकेँ सभसँ तेज धाबिका बनऐ चाहैत छथि | हुनक दृढ़ इच्छा शक्तिकेँ देखैत टेम्पल हुनक कोच बनब स्वीकार कएलैन्ह |

अंतमे ओ शुभ दिन आएल जहिया विल्मा ओलम्पिकमे भाग लS रहल छलीह | ओलम्पिकमे दुनियाँकेँ सभसँ तेज दौड़ए बला सभसँ मुकाबला रहैत छैक | विल्माक मुकाबला जुताहैनसँ छलैन्ह जिनका कियो नहि हरा पएने छल | पहील दौड़ १०० मीटरकेँ छल जाहिमे बिल्मा जुताहैन केँ हरा कS पहील स्वर्णपदक जितलीह | दोसर दौड़ २०० मीटरकेँ एहुमे विल्मा, जूताकेँ दोसर बेर हराकए अपन दोसर स्वर्णपदक जितलीह | तेसर आ अन्तिम दौड़ ४०० मीटर रिले रेस छल आ विल्माक सामना एकबेर फेरसँ जुतासँ छलैन्ह | एहि अन्तिम आ निर्णायक दौड़मे टीमक सभसँ तेज धाबिकाकेँ बिच सामना छल | दुनू टीमसँ चारि चारिटा सर्बश्रेष्ठ धाविका, करू अथवा मरुक मुकाबला | विल्माक टीमकेँ

'विदेह' ११३ म अंक ०१ सितम्बर २०१२ (वर्ष ५ मास ५७ अंक ११३)

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

तीनटा धाविका रिले रेसकेँ शुरूआती तिन हिस्सामे दौड़लीह अ आसानीसँ बेटन बदललीह | जखन विल्माकेँ दौड़क बेर एलैन्ह तँ हुनकासँ बेटन छूटि गएलैन्ह मुदा ओ अपनाकेँ सम्हारैत, खसल बेटन शिर्घतासँ उठाबैत मशीन जकाँ तेजीसँ दौडैत जुताकेँ तेसरो बेर हरा कs तेसर गोल्ड मेडलक संगे-संगे दुनियाँकेँ नम्बरएक धाविका बनि अपन सपना पूरा करैत इतिहासक पन्नामे अपन नाम स्वर्ण अक्षरसँ लिखेलथि |

ई अमीट इतिहास १९६० कए ओलम्पिककेँ अछि जाहिमे एकटा लकबाग्रस्त महिला दुनियाकेँ सर्वश्रेष्ठ धाविका बनल छली | एहेन सफल व्यक्तिक खिस्सासँ अपनों सभकेँ मोनमे सफलता प्राप्तिक लालसा अबस्य जगल होएत | कठिनाई सफलताक पहील सीढ़ी छैक, दृढ़ शंकल्प आ विश्वासक संग डेग आगु तँ बढ़ाऊ सफलता अहाँक चरण चूमत |

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्म॑न् ब्राह्म॒णो ब्र॑ह्मवर्च॒सी जा॑यता॒मा रा॒ष्ट्रे रा॑ज॒न्यः शुरे॑ऽइषव्यो॒ऽतिव्या॒धी म॑हार॒थो जा॑यतां॒ दोग्ध्रीं धे॒नुर्वोढा॑न॒ड्वाना॒शुः सप्तिः॒ पुर॑न्धि॒र्योवा॑ जि॒ष्णू र॑थे॒ष्ठाः स॒भेयो॒ युवास्य यज॑मानस्य वी॒रो जा॒यतां निका॒मे-नि॑कामे नः प॒र्जन्यों वर्षतु॒ फल॑वत्यो न॒ऽओष॑धयः पच्यन्तां योगेक्ष॒मो नः॑ कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्म॑न् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए

राजन्यः-राजा

शुरेँऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरंन्धिर्योवा- पुरंन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

**8.**VIDEHA FOR NON RESIDENTS

**8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH**



**Send your comments to ggajendra@videha.com**

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचना-लेखन

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.)

Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

- English to Maithili
- Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**१.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली**

***१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक*** *लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण “र् ह”जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ “र् ह”क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे ''व''क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु ''य''क उच्चारण ''ज''जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।
ए आ ''य''क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आन्हु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड़यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:
(क) क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमे सँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (' / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-
पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।
अपूर्ण रूप : पढ़' गेलाह, क' लेल, उठ' पड़तौक।
पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।
(ख) पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-
पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।
अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।
(ग) स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

(घ) वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।

अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ) क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।

अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च) क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।

अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.*ध्वनि स्थानान्तरण* : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटि कऽ दोसर ठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु (माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्द सभमे ई निअम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.*हलन्त()क प्रयोग* : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना मैथिलीमे आएल (तत्सम) शब्द सभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषा सम्बन्धी निअम अनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरण सम्बन्धी

प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्ष सभकेँ समेटि कऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनीकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽबला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषी पर्यन्तकेँ आन भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़ि रहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषता सभ कुण्ठित नहि होइक, ताहू दिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन अवस्था किन्नहु ने आबऽ देबाक चाही जे भाषाक विशेषता छाँहमे पडि जाए। -(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

### *१.२. मैथिली अकादमी, पटना द्वारा निर्धारित मैथिली लेखनशैली*

१. जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-

**ग्राह्य**

एखन
ठाम
जकर, तकर
तनिकर
अछि

**अग्राह्य**

अखन, अखनि, एखेन, अखनी
ठिमा, ठिना, ठमा
जेकर, तेकर
तिनकर। (वैकल्पिक रूपेँ ग्राह्य)
ऐछ, अहि, ए।

२. निम्नलिखित तीन प्रकारक रूप वैकल्पिकतया अपनाओल जाय: भऽ गेल, भय गेल वा भए गेल। जा रहल अछि, जाय रहल अछि, जाए रहल अछि। कर' गेलाह, वा करय गेलाह वा करए गेलाह।

३. प्राचीन मैथिलीक 'न्ह' ध्वनिक स्थानमे 'न' लिखल जाय सकैत अछि यथा कहलनि वा कहलन्हि।

४. 'ऐ' तथा 'औ' ततय लिखल जाय जत' स्पष्टतः 'अइ' तथा 'अउ' सदृश उच्चारण इष्ट हो। यथा- देखैत, छलैक, बौआ, छौक इत्यादि।

५. मैथिलीक निम्नलिखित शब्द एहि रूपे प्रयुक्त होयत: जैह, सैह, इएह, ओऐह, लैह तथा दैह।

६. ह्रस्व इकारांत शब्दमे 'इ' के लुप्त करब सामान्यतः अग्राह्य थिक। यथा- ग्राह्य देखि आबह, मालिनि गेलि (मनुष्य मात्रमे)।

७. स्वतंत्र ह्रस्व 'ए' वा 'य' प्राचीन मैथिलीक उद्धरण आदिमे तँ यथावत राखल जाय, किंतु आधुनिक प्रयोगमे वैकल्पिक रूपेँ 'ए' वा 'य' लिखल जाय। यथा:- कयल वा कएल, अयलाह वा अएलाह, जाय वा जाए इत्यादि।

